समय बीतल। रूक्मिणीक दुनू बेटाक दुरागमन सेहो भेलैन। भाइयो (रघुवंशलाल) जीबिते छेलैन। एक दिस पतिक बिछोह तँ दोसर दिस भाइक संग बेटा-पुतोहुक सहारा, रूक्मिणीकेँ भेटबे केलैन। मुदा जहिना कोनो रोग शरीरमे जन्म लऽ नहु-नहु बढ़ैत जाइए, जेकर अन्त मृत्युक रूपमे होइए तहिना रूक्मिणीकेँ सेहो भेलैन। लालपुर एला करीब पनरह बर्खक पछाइत रूक्मिणी मरि गेली। अपन धर्मक हिसाबसँ रघुवंशलाल घराड़ीक संग दस कट्ठा जोतसीम जमीन दुनू भागिनकेँ कीन देलखिन।

चालीस बर्खक पछाइत किसान्पुर गामसँ कोसी हटल। गामक खेत-पथार जगल माने उपजा-जोकर भेल। मुदा काश-पटेर-झौआ इत्यादिक वन सेहो स्वत: लगि गेल। अपन बाप-दादाक खेत-पथार जगने दुनू भाँइ- माने जीयालाल आ सियालाल अपन गाम- किसान्पुर जा कऽ रहैक विचार केलैन। मातृक-लालपुरसँचारि-पाँच दिनक खाइ-पीबैक सामान लऽ जा कोदारिसँ खेत-पथार बनबए लगला। मास दिनक मेहनतसँ एक बीघा उपजाउ खेत बनौलैन। तैबीच मनेजर[3], झौआ आ काश-पटेरक एकटा रहैक घर सेहो बना नेने छला। दुनू भाँइ- जीयालाल आ सीयालाल अपन पैतृक गाम चलि गेला। तइ समय जीवनलाल मिडिल स्कूलसँ निकैल हाइ स्कूलमे प्रवेश कऽ चुकल छला आ पिताक मुइना सेहो दस बर्ख भऽ चुकल छेलैन। जे परिवार दस बेकतीसँ सम्पन्न छल, माने सब तरहक (सभ उमेरक) रहने परिवार नीक जकाँ चलि रहल छल, ओ एकाएक टुटि कऽ तीन बेकतीपर माने दुनू भाँइ जीवन काका आ उमेदलाल कक्काक संग विधबा माएपर आबि अँटैक गेल।

दोसर घटना (भुमकम) जीवन कक्काक परिवारमे ई भेलैन जे अपन परिवारिक खेत ओते नइ रहैन जेतेक खेती परिवारमे होइत आबि रहल छेलैन। सभ दिन एक जोड़ बरद राखि एक हरक खेती होइत रहलैन। आजुक परिवेशमे खेतीक नव-नव तकनीक एने जहिना खेतक उपज बढ़ल तहिना खेतक काज सेहो बढ़ल। ओइ समय दसो बीधाक खेती असान छल किएक तँ धानक खेती मात्र मुख्य फसिल छल बाँकी फसिलक खेती ओहन नइ छल। गहुमक खेतीक वैज्ञानिक (आधुनिक) रूप नहि पकड़ने छल। रासायनिक खाद आ नव-नव उपजशील बीआक चरचो नहियेँ छल। मात्र धानक खेती असानीसँ होइत रहइ। बिहरिया हाल[4] भेला पछाइत किसान धानक बीआ पाड़ैत रहैथ, जे मास दिनसँ लऽ कऽ डेढ़-दू मास धरिक बीच रोपाउ रहै छल। तेकर अतिरिक्तो खडुहर (खौड़) बीआ खेतीसँ एक-डेढ़ मास आगू तक चलैत रहइ। रब्बीक खेती जे कातिकमे बाउग कएल जाइ छेलैओ खेतेमे छीटुआ बाउग होइ छेलइ। ओना, किछु दलिहनक खेती जेना बदाम टोभुआ सेहो होइत छल आ जोता सेहो होइत छल। जइ साल मघाइर बरखा[5] होइत छलतइ साल रब्बीक उपज नीक होइत छल आ जइ साल नइ होइत छलतइ साल दब होइत छल।

लालपुर गाममे पाहीपट्टीक (पाहीपट्टी भेल अनगौंआँ) जमीन बेसी छल माने गामक तीन-चौथाइ जमीन पाहीपट्टीक छल आ एक-चौथाइ गौंआँक। पाहीपट्टीबला अपन हर-बरद नइ रखने छला जइसँ गौंआँ सभ अदहा-अदहीक दरे बँटाइ खेती करै छला। जीवन कक्काक परिवारमे सेहो चारि बीघा बँटाइ खेत छेलैन। संयोग बनल, देशक स्वतंत्रताक किछु दिन पूर्वहि जमीनक अधिकार लेल उथल-पुथल शुरू भेल। अनगौंआँ सभ अपन-अपन आन गामक जमीन बेचि-बेचि अपना गाम दिस बढ़ला। लालपुरक जमीन सेहो बिकाएल,जे लालपुरेबला कीनलक। गौंआँक हाथ जमीन एने जीवन कक्काक जे बँटाइ जमीन छेलैन ओ छुटि गेलैन जइसँ उपज अधियापर चलि एलैन।

मिडिल स्कूलसँ टपला पछाइत जीवन काकाकेँ हाइ स्कूल प्रवेश करैक बीच परिवारमे दुनू घटना भेल छेलैन। हाइ स्कूलमे दृढ़ताक संग जीवन काका नाओं लिखौलैन जे एम.ए. तक जरूर पढ़ब। संजोग बनियेँ गेल छेलैन जे घरसँ (लालपुरसँ) पाँच-छह मीलक दूरीपर हाइ स्कूलक संग बी.ए. तकक कौलेज सेहो खुजिये गेल छल। जीवन कक्काक परिवारमे जाबे तक दुनू पिसियौत भाय रहै छेलैन ताबे तक खेतीक संग-संग नगद आमदनीक लेल महींस पोसब सेहो छेलैन, जे पिसियौत भायकेँ अपन गाम चलि गेने ओहो समाप्त भऽ गेलैन।

देशक अजादीक, माने उन्नैस साए साठि इस्वीक लगभगक समय छी। अखन धरि[6]माने पैछला पीढ़ी तक लालपुरमे अंग्रेजी शिक्षा नहि आएल छल...। मुदा संस्कृत शिक्षाक विकास भऽ चुकल छल। अजादीक बाद माने 1947 इस्वीक बाद जे पीढ़ी माने ऐगला पीढ़ी शिक्षाक क्षेत्रमे बढ़ल ओ अंग्रेजी शिक्षाक माध्यमसँ बढ़ल, जइसँ बी.ए. तकक डिग्रीक प्रवेश पौलक। अखन धरिक जे जीवन कक्काक परिवार रहलैन ओइमे जबरदस झमार पड़िये चुकल छेलैन। मुदा तैयो एतेक आशा तँ जीवन कक्काक मनमे रहबे करैन जे परिवारक हिसाबसँ जमीनो अछिए। किए तँ जे परिवार दस गोरेक छेलैन ओ तीन गोरेपर आबि गेल रहैन, भलेँ ओ बाले-बोध आ विधवेक किए ने हुअए। किसान जहिना सालक शुरूहेमे माने खेती करैक समयसँ पूर्वहि अपना मनमे जोड़ए लगै छैथ जे फल्लाँ खेतमे ई धान रोपबआफल्लाँ खेतमे ओ धान रोपब, चाहे गाछी-कलम लगौनिहार जहिना गाछ लगबैसँ पूर्वे मनमे रोपि लइ छैथ जे फल्लाँ-फल्लाँ आमक गाछ रोपब, चाहे कोनो बेपारी जहिना अपन कारोबार करैसँ पहिनहि मनमे रोपि लइ छैथ जे फल्लाँ-फल्लाँ वस्तुक कारोबार करब तहिना ने लोअर प्राइमरी स्कूल वा मिडिल स्कूलक बच्चा सेहो अपनामे रोपिते अछि जे डॉक्टरी पढ़ब, इंजीनिरिंग पढ़ब, वकालत पढ़ब इत्यादि-इत्यादि। अपन चढ़ैत-उतरैत परिवारक स्थितिकेँ जीवन काका तँ नीक जकाँ नहि बुझि पबै छला मुदा अपन जिनगीक विचार तँ मनमे उठिते छेलैन। मनमे जागि चुकल छेलैन जे अखन तक गामक शिक्षाक ऊँचाइक सीमा बी.ए. तक रहल, ओकरा बढ़ा हम एम.ए. जरूर बनाएब। जखने पैघ घर बनबैक विचार कियो मनमे रोपै छैथ तखने नमहर घराड़ियो आ बेसी समचोक ओरियानक पाछू लगबे करै छैथ।

समाजिक आ परिवारक जीवनमे (माने जेहेन वातावरण, अर्थात्संस्कार) जइ परिवारकेँ जेहेन वातावरण भेटैत अछि माने प्रतिकूलोमे जेहेन प्रतिकूल आ अनुकूलोमे जेहेन अनुकूल ओही हिसाबसँ ने ओइ परिवारक बच्चाक मनोदशा सेहो ओहि दिशा दिस नहु-नहु बढ़ि जाइ छइ। अदम्य साहस आ बिसवासक संग जीवन काका हाइ स्कूलमे नाओं लिखेलैन।

आइ धरिक माने स्वतंत्रतासँ पूर्व धरिक जे समाजिक-परिवारिक जीवन रहल ओ जीवनक रहस्यसँ दूर हटैत गेल,जे परतंत्र शासनक हटबैक गुण छी, ओही अनुकूल उमेदलालक जीवन बनि गेल छेलैन जे विभीषण-रावण सदृश जीवन कक्काक पढ़ाइक बाधक बनि गेल छेलैन। भाय, दुख हुअए कि सुख, ओ तँ चाहे तरे-मुहेँ आकि ऊपरे-मुहेँ किछु-ने-किछु बढ़ैक अपन प्रभाव तँ छोड़िते अछि। खाएर जे अछि, जेतए अछि से तेतए रहए।

संजोग बनल, हाइ स्कूल- जइमे मैट्रिक तक पढ़ाइ होइ छल, ओ हायर सेकेण्डरी बनि गेल। तइसँ पहिने कौलेजमे जे दू साल आइ.ए. आ बी.ए.क छल ओ बदैल कऽ एक साल प्री बनि गेल आ बी.ए. घुसैक कऽ तीन सालक बनि गेल। ओना, ओइ समयमे मैट्रिकोक आ ओइसँ ऊपरको क्लासक रिजल्ट प्राय:

आर्यवर्तआइण्डियन नेशन अखबारक माध्यमसँ निकलै छल। स्कूलक पहिल हायर सेकेण्डरी बैचक नीक रिजल्ट भेने स्कूलक संस्थापको आ शिक्षकोक संग विद्यार्थियो आ अभिभावकोक मनमे खुशीक लहैर उठिये गेल छल।

हायर सेकेण्डरीसँ पास केला पछाइत जीवन काका कौलेजमे नाओं लिखौलैन। कौलेजक वातावरण अनुकूल नहि रहितौ, कौलेजक माहवारी फीसक छूट भेटबे केलैन। हायर सेकेण्डरीसँ पास केला पछाइत जीवन कक्काक एडमिशन सोझे बी.ए. पार्ट वनमे भेलैन। मंजील दूर नहि, भाय! दुखसँ दुखाएल दुखी सुनू, जागरूकक जय निसचित अछि, गमाए चुकैत सुतैबला।

कौलेजक अध्ययनमे जीवन काका मनसँ हारि गेला। हारि ई गेला जे जइ विषयमे रूचि गड़ि चुकल छेलैन ओइ विषयक पढ़ाइ ओइ कौलेजमे नहि होइ छलजइ कौलेजमे पढ़ब सुविधाजनक रहैन। जीवन काकाकेँ घरपरसँ शिक्षण संस्थान पहुँच शिक्षा ग्रहण करब अनुकूल छेलैन मुदा घर छोड़ि, माने परिवारसँ अलग भऽ शिक्षा ग्रहण करब सोल्होअना प्रतिकूल रहैन। तेकर अनेको कारणमे तीन कारण प्रमुख छेलैन। पहिल, समाजिक वातावरण एते विषाक्त अछि जे जहिना मुँहपर बच्चाकेँअसिरवाद देनिहार जे सुबुध हेबाक दइ छल ओ परोछमे सुबुध देख जरबो करै छल जइसँ समाजमे छोट-पैघक बीच आगि लगले छल।दोसर, जेठ भाइक चरित्र एते निम्नसँ निम्नतर स्तरमे पहुँच गेल छेलैन जे भौयारीक बीच वैचारिक सम्बन्ध बनब असहज भऽ गेल छेलैन। तेसर, जइ परिवारकेँ उठबैले (परिवारेसँ समाज निर्मित होइए) जीवन काका अपन शक्ति समर्पित करए चाहै छला वएह नष्ट हेबाक कागारपर पहुँच चुकल छल तँए घर छोड़ब कठिन छेलैन।

ओना, जीवन काकाकेँ बी.ए.सँ आगू पढ़ैमे आर्थिक मजबूरी ओतेक नइ रहैन जेतेक वैचारिक। किएक तँ माए अपन नैहरक गहना पढ़ैक पाछू गमबैले तैयार भऽ चुकल छेलैन। माइक मनमे सदैत यएह नचैत छेलैन जे पढ़ि-लिखि बाल-बच्चा सुबोध बनैए जइसँ सुचालि पकैड़ सुशील बनि परिवारक सान चमकबैए। माता-पिताक यएह विचार ने परिवारक भविस निर्माणक नीव गाड़ैत चलैए। जी-जाँति जीवन काका प्राइवेटसँ अनार्सक तैयारी करए लगला। दोसर कौलेजसँ परीक्षा देबाक आदेश युनिवर्सिटीसँ भेट गेलैन। बी.ए. आनर्स प्राप्त करैत बिनु कोनो लागि-लपेटक जीवन काका एम.ए.मे नाओं लिखा लेलैन। ओना, ओइ समयमे- माने छठम-सातम दशकमे सभ जनै छल जे हाइ स्कूल जकाँ कौलेज नअ मास नहि चलि मात्र छअ मास चलैए। जइसँ दू बर्खक बाहरक जिनगी एक बर्ख भेल। तहूमे एक लखाइत नहि। बीचो-बीच दुनू चलैत, माने पढ़ाइयो आ छुटियो...।

एम.ए.मे प्रवेश करैसँ पहिनहि जीवन काका अपन किसानी जिनगीकेँ मनमे रोपि नेने छला। तेकर कारण छल जे जीवन कक्काक मनक मैलकेँ विचार तेना धोइ देलकैन जे पवित्र बनैत पवित्रतम बनि चुकल रहैन जइसँ विचार बनि गेल छेलैन जे जखन गूँह-मूत करैबला डॉक्टरकेँ समाजमे एते पूछ अछि, लोहा-लक्कर करैबला इंजीनियरकेँ एते पूछ अछि तखन कृषि कर्मी बनब कोना अधला? तहूमे जखन कृषि फार्म बनबैले पैछले पुरखा एतेक अरैज गेल छैथ जे अपना सिर्फ ओकरा करामाती चालि पकड़ा करामात करैक अछि तखन...। जीवनक असीम सम्भावना तँ कृषिमे अछिए। तोहूमे ओहन गीति गाइन केतबो भोला बाबाक नचारी गौती आ रहती गाम छोड़ि आन गाममे, तखन जेहेन नचारीक उधारी हेतैन से तँ रामजीकेँ सेहो दशरथजी अपन पत्रमे जनाइये देने छेलखिन।

एम.ए. करैसँ पहिने जीवन काका विचारिये नेने छला नोकरियोक अपन स्तर छइ। से नहि भेने तँ मनमे कुवाथ होइते छइ। कुवाथोकँ तँ अपन प्रभाव छइ। कियो कुवाथकँ हँसि-बाजि उड़ा दइए आ कियो कुवाथकँ हँसिया हँसि हँसा पचन करैए।

साठि बर्खक अपन जिनगीक अनुभवकँ जीवन काका ओइ सीमापर आनि ठाढ़ कऽ लेला जैठामसँ परिवारक अग्रिम पीढ़ीक शुरूआत होइए। अनायास मनमे एलैन जे अपन जिनगी तँ जिनगी जकाँ जीलौं, अखनो महाभारतक अभिमन्यु जकाँ मन बनले अछि। मुदा अपनो दायित्वक तँ सीमा अछिए। दुनू बेटा-पुतोहुपर नजैर बढ़लैन, बढ़िते जहिना धानक अधपकू चासपर थारी फेकने छिछलए लगैए, पोखरिक पानिपर झुटका फेकने ऊपरे-ऊपर छिछलैत अपन गणतव्य तक पहुँचैए तहिना जीवन कक्काक मन बेटा-पुतोहुपर सँ छिछलैत पोता-पीतीपर पहुँच समुच्चा परिवारपर छिछलए लगलैन।

हार-जीतक बीच सीमापर ठाढ़ जीवन काका अपन जिनगीक समीक्षा कऽ रहल छैथ। मारियो खेलौं, जहलो गेलौं,मारबो केलिऐ आ जहलो कटौलिऐ, यएह तँ जिनगी रहल। मुदा मारि किए खेलौं, जहल किए गेलौं आ मारलिऐ किए आ जहल किए केकरो कटौलिऐ..? ऐठाम आबि एकाएक विचार ठमैक गेलैन। अमती काँटक झोंझ जहिना काँटक होइए तहिना तँ बिनु काँटोक झोंझ होइते अछि। मुदा कोन झोझकँ केना पार कएल जाइए, ऐठाम आबि जीवन कक्काक मन बिहुसए लगलैन। जीवन कक्काक बिहुँसैत मन एकाएक फुरेफुरेलैन। नीक-बेजए आ हार-जीत तँ जनगीक बीच धारक दुनू कछेर छी, तैबीच काँटक खरोंच लगबे करत किने।

अपन आगूक पीढ़ीक दुनू बेटापर नजैर उठितेजीवन काकाकखनो ऊपर देखै छला तँ कखनो नजैर निच्चाँ उतैर जाइ छेलैन। मनमे अनायास उठलैन- जइ पीढ़ीकँ माने दुनू बेटाकँ एक बढ़्‌ धारक दिशामे बहाबैक छल ओ कहाँ भऽ सकल! की अनाड़ी कुम्हार जकाँ बरतन गढ़ैमे केतौ भूल भेल? जँ भूल भेल तँ ओही समय ने ओइ भूलकँ सुधारैक समय छलमुदा से भेल कहाँ..?

जिनगीक धारक बीच फुटैत मोनिक कारण जीवन कक्काक मनमे नीक जकाँ किछु आबिये ने रहल छेलैन। नजैर उठा जखन देखै छला तँ जेठ बेटा- सुशील आ छोट बेटा- कुशीलक बीच बुझिये ने पेब रहल छला जे दुनूक बीच एतेक दूरी केना बनि गेल? दूरी सिर्फ वैचारिके नहि, बेवहारिक सेहो बनबे कएल।

अपन जिनगीक क्रियापर जखन जीवन काका नजैर दौड़बैथ तँ अपन भूल केतौ ने बुझि पड़ैन। मुदा बिना भूल भेने एहेन परिणाम किए भेल? दुनू बेटाक बीच जखन माता-पिताक रूपमे सीमांकन करए लगलातखन जीवन काकाकँ अपन सीमापर नजैर पड़लैन। सीमापर नजैर पड़िते अपन दुनू परानीक बीच जीवनक बाट जखन सोझामे पड़लैन तखन मन मानि गेलैन जे दुनू परानीक बीच बेवहारिको दूरी अछिआ वैचारिको दूरी किछु-ने-किछु नहि अछि सेहो कना नइ मानल जाएत। मुदा जैठाम सभ कियो ऐ दुनियाँकँ अपन बुझि भ्रमण करैए तखन किछु-ने-किछु भ्रमित भइये जाइए। हेबो किए ने करत। जहिना बारह घन्टा धरि सुर्ज अकासमे उगि दुनियाँ देखैक इजोत पसारैए तहिना कि अन्धकार अपन अन्ध पसारि बाहर घन्टा अन्हार नइ पसारैए? पसारिते अछि। अही अन्हार-इजोतक बीच ने दुनियाँक यात्री दुनियाँक भ्रमण करैए।

विचारक दुनियाँमे भरमैत-भरमैत जीवन काका अपन जखन सीमांकन केलैन तखन बुझि पड़लैन जे अपन जे जिनगी अछि ओकरा जँ दोखी वा हारल मानब तँ निरदोखी वा जीतल सेहो मानए पड़त। दोसराक

ऊपर जँ सोल्होअना नजैर राखि देखैत रहब सेहो तँ सम्भव नहियेँ अछि। अपनो तँ हाथ-पएर लऽ कऽ किछु करैये-ले आएल छी।

अन्तो-अन्त जीवन काका अपन जिनगीकेँ नहियेँ सोझरा पेला जे दोखी बनि जीबै छी आकि निरदोखी बनि। माने ई जे हारल जिनगी जीला आकि जीतल जिनगी जीला। जखन दोख-निरदोखक निर्णये नहि हएत तखन जिनगीक हार-जीत बुझब केना?

q

शब्द संख्या : 3191, तिथि : 24जून2018

बापक चलैत

सरकारी होहामे हमहूँ पुलिसक हाथ चढ़ि गेलौं। 'सरकारी होहा'क माने भेल जे राज्यमे शराब बन्दीक कानूनो बनल आ लागूओ भेल। ओना, बहुतो एहेन कानून बनले अछि जइसँ जनहितकेँ लाभ होएत, मुदा ओइ सभकेँ ठण्ढा वस्तामे रखि देल गेल अछि जइसँ टिभिका लागू भेने असरदार नहियेँक बरबैर अछि। खाएर जे अछि मुदा अन्यायिक प्रति न्यायिक कानूनी बेवस्था नहि अछि सेहो केना नइ कहल जाएत। से तँ अछिए, भलेँ लाभ जे हौ वा लाभक बदला हानियेँ भऽ जाउई दीगर बात भेल।

ओना, शराबक कारोबार अपन बड़ नमहर नहियेँ अछि मुदा तैयो दस-पनरह हजार मासक कमाइ भइये जाइए। अपने बनबै छी आ घरेपर बेचबो करै छी। ने केतौ जाइ-अबैक खगता होइए आ ने वेपारी जकाँ एजेन्टे-एजेंसीक जरूरत पड़ैए। छोट-मोट कारोबार रहने थानामे कमीशन तँ नहि भरए पड़ैए मुदा कहियो काल रोहू माछे आकि मुर्गे-मुर्गी नइ पहुँचाबए पड़ैए सेहो बात नहियेँ अछि। तैसंग जँ थानाक सिपाहीए वा बड़े-बाबू आकि छोटे-बाबू, गाममे प्रवेश करै छैथ तँ चाह-पानक खर्च तँ होइते अछि। ओना, सलामे-मालकीमे काज ससैर जाइते अछि।

अपना विषयमे जखन निचेनमे अपने विचारए लगै छी तँ अपन पेशासँ घृणा होइते अछि, मुदा परिस्थितिये ओहन बनि गेल अछि जे मजबुरी कहियौ कि लाचारी, करए पड़िये रहल अछि।

शुरूमे, जहिया हाइ स्कूलक बोर्ड परीक्षामे फेल केलौं, तहिये पढ़ाइ दिससँ मन भिन-भिना गेल, तँए ने दोहरा कऽ बोर्ड परीक्षा देलौं आ ने आगू पढ़ैक विचारे मनमे रखलौं। संजोग नीक बैसल जे जखन दसमामे पढ़ैत रही तखने बिआहो भऽ गेल। पढ़ल-लिखल लड़िकाक रूपमे बिआह भेल। जँ से नइ भेल रहैत तँ जेना लड़की सभ पढ़ए लगल अछि आ आई-ए-बी.ए. केला पछाइत बिआह करए लगल अछि, तेनामे बिआहसँ छँटाइये जइतौं, मुदा से माता-पिताक गुण-धरमे रच्छ रहल।

पढ़ाइ छोड़ला पछाइत नेतागिरी शुरू केलौं। माता-पिता जीबै छला, घर-परिवारक कोनो धनि-फिकिर नहियेँ छल। दस बर्खक अन्तरालमे पाँचटा बेटी भेल। ओनाअपना मनमे तहिये, माने दूटा बेटी भेला पछातिये

भेल जे समय-साल तेते खराप भऽ गेल अछि जे एकोटा बेटीक बिआह करैमे माता-पिताक मुसरा ढील भइये जाइ छैन, तैठाम दूटा तँ सहजे ओकर दोबर भेल! मुदा से अपन विचार नइ चलल, माता-पिताक विचारक आगू अपन विचारकेँ कण्ठ मोकि बरदास केलौं। ओना, मातो-पिता अपन विचारमे संशोधन कइये नेने छला जे जखने पोता हएत तखने परिवार नियोजन करा देबइ। दोसर-तेसर पोताक आशा, दहेजक आमदनी दुआरे नइ राखब...। अपनो मनमे भेल जे कुल-खनदान बँचबैले तँ एकोटा बेटाक जरूरत अछिए। अही आशा-बाटीमे पाँचटा बेटी भऽ गेल। मातो-पिता बुढ़ाइये गेला। ओना, साठि बर्खसँ अधिक उमेर नइ भेल छेलैन, मुदा हमरा सन-सन परिवारमे तँ चालिस बर्खक पछातिये लोक घपचालिस हुअ लगैए। जँ संजोगवश मृत्यु नहियोँ भेलैन तैयो रोगसँ रोगाइये जाइ छैथ। जइ सेवा करैमे बेटा-पुतोहुक दम खराइते अछि। ओइ दम खराएबसँ नीक मरिये जाएब। मुइला पछाइत एतबे ने हएत जे कर्जा-बर्जा लऽ कऽ सराध करए पड़त, से तँ कोनो धरानी लोक पुराइये लइए। ओना, गाम-घर केतबो गरीब भेल अछि तैयो पढ़ै-लिखै वा बर-बेमारीमे लोककेँ कर्जा नइ भेटौ, मुदा माए-बापक सराध-ले कर्जा भेटते अछि। जँ से नइ भेटत तँ दसो दिनमे पँच-पँच हजार पंचकेँ भोज खुआएब पार लगत। तहूमे मरला-जरौला पछाइत चारि दिन तक सारा झँपिल नइ जाइए, आ जाबे सारा नहि झँपाएत ताबे सराधक किरिये-कर्म आकि भोजे-भातक विचारे आकि ओरियाने थोड़े कएल जाएत। मुइला पछाइत जहिना पाछूसँ चारि दिन कटि जाइए तहिना तेरहा सराधमे चारि दिन आगूसँ सेहो कटिये जाइए। माने दसम दिन नह-केश होइए, एगारम दिन पहिल सराध, बारहम दिन दोसर सराध, तेरहम दिन सत्यनारायण भगवानक पूजाक पछातिये ने मुक्ति भेटैए।

साले भरिक आगू-पाछू माइयो मरि गेली आ पितो मरि गेला। सोल्होअना परिवारक भार माथपर आबि गेल। तइसँ पहिने पत्नी चेतौनी दऽ देने छेली जे एना जे नर-बहतर जकाँ, भरि दिन वौआइत रहै छी तइसँ बेटीक बिआह हएत आकि अपन गुजरो चलत। तहूमे आब लोक बेटियोकेँ पढ़बए लगल अछि, तैठाम अपने नइ पढ़ाएब से लोक नीक कहत...। मुदा तेकर कान-बात नइ देलौं। एते तँ बिसवास बनले ने अछि जे जे भगवान जन्म दऽ खाइले मुँह चिरलैन से अहारोक ओरियान ने करता।

ओना, थानो-पुलिसक दोख नहियेँ छेलैन किएक तँ ओ अपना विचारे आबि कऽ नइ पकड़ने छला, गामेक लोक सभ फँसैने छल। गामक लोक फँसौलक आकि अपन चालिये फँसलौं से अखन तक भाँजपर नइ चढ़ल अछि। गौंआँकेँ किए दोख देबैन, सरकारक कानूने कड़गर छल। पुलिसक जिला कार्यालयसँ तेहेन आदेश थानाक बड़ाबाबूकेँ एलैन जे नोकरी दॉवपर चढ़ि गेल छेलैन तहूमे जिलाक पुलिस सेहो आबि गेलैन। अपने तँ पकड़ा गेलौं, मुदा घरवाली चौकस छथिये, ओ आहे-माहे, कानब-खिजब छोड़ि दारू बनबैक सभ समचाकेँ निपत्ता कऽ लेलैन। जँ से नइ केने रहितैथ तँ अनेरे मोटक संग अपनो जइतौं। सिपाहीक हाथमे पड़ला पछातियो तिनको भरि मन नइ घबड़ाएल। आ ने अनका जकाँ सिपाहीकेँ चकमा दऽ कऽ भगैयेक परियास केलौं। किए तँ सिपाही पकैड़ कऽ केतए लऽ जाएत- जहले ने, से तँ बुझले अछि। कोनो कि आइये जाइ छी, आकि नियमे अछि जे शराबक कारोबारमे पकड़ाउ, तीस दिनक पछाइत अपने अपराध कबूल लिअ। लगले एक मासक सजाए हएत, से पुरिये गेल रहत, निचेनसँ चलि आउ। तहूमे जँ टटका-टटकी दस-पाँच दिनक जेल हुअए तँ ओ आरो बेसी नीक, किएक तँ बिना आन-आन ऑफिसक कागजे केसक कारोबार नहियेँ बढ़ैए, तेकरा तैयार करैमे मास दिन समयो लगिये जाइए आ खर्चाक संग पैरवीकारक समय सेहो लगि जाइए।

संजोग तोहूसँ बेसी नीक भेल। ओ भेल जे तीन दिन पहिनहि एकटा गौँआँ-संगी सेहो जहल आएल छैथ। ओहो एला अही नवका कानूनमे।[7] ओना, धरमागती बात अछि जे ओ[8] ने शराबक घन्धा करै छैथ आ ने पीबे करै छैथ,मुदा पीआकोसँ बेसी निशाँ चढ़ल रहै छैन, से बात जरूर अछि। केकरो गारि-कथा पढ़ब रोज-मर्राक काज छैन। कोनो बात की केतौ छिपल रहैए, काने-कान निच्चाँ-ऊपर सगतैर पसरिये गेल छेलैन, जइसँ थानो कनखरल रहबे करैन। गड़पाबि जहिना बिलाइ बाझपर झँपटैए, जेकरा लोक धोखासँ बाघ कहै छै सएह भेल। कनखैर कऽ थानाक बड़ाबाबू गोविन्दकेँ पकड़लैन। खाएर जे जेतए हुअए, अपने तँ अपन ने ओरियान करब।

रामपट्टी जेल पहुँचलौं। कहिया केतए-सँ मधुबनी सब्डिविजनक जहल जे आँटा-चक्कीक घर छल, तइसँ नीक रामपट्टी जहल अछिए। ऐठाम गेनो-तेनो खेलाइक जगह छइहे। मधुबनीक जहल तँ तेहेन छल जे लोक साइकिलो भरि ताव नइ चला सकैए।

जहलक रस्तेमे हम रही तखने गोविन्दकेँ जानकारी भेट गेलैन जे राधेश्याम सेहो आबि रहल अछि, तँए ओहो कान ठाढ़ केने जे जखने जहलक गेटक फाटक टपत तखने ओकरा अपना संगे लऽ आनब आ अपने संग राखब, नइ तँ तेहेन केसमे आएल अछि जे पर-पैखाना साफ करैसँ लऽ कऽ पानि भरब, झाड़ू देबक संग आरो-आरो जे काज अछि, सभ करौत।

ओना, गाममे गोविन्दक संग विचारो आ समाजिक बेवहारोमे सभ दिन खटपटे रहै छल मुदा जहल तँ जहल छी,ओइठाम गामक झगड़ा किए रहत।

जहलक गेट टपिते गोविन्दसँ भेँट भऽ गेल। भेँट होइते गोविन्द कहलैन-

“राधेश्याम, बाहरक लोक जहलकेँ हौआ बनौने अछि मुदा से सभ किछु ने अछि।”

अपनो केते बेर जहल गेले छीतँए बुझल-गमल अछिए, मुदा तैयो मनमे कनी शंका होइते रहए जे पहिने ने एक मासक भीतरे छुटि कऽ आबि जाइ छेलौं।मुदा अखन तँ से नहि, कानूनो कड़गर बनि गेल अछि तँए कहिया छुटब कहिया नहि...।सएह चिन्ता मनकेँ पकड़ने छल। फेर मनमे ईहो हुअए जे जखन जहल आबिये गेलौं तखन डरबुक बनि कऽ रहब सेहो नीक नहियेँ हएत। जखने मुँह दुब्बर जकाँ रहब तखने सभ भरि-भरि राति जँतेबे करत। ओना, जहलक हिसाब सेहो गाम-घरसँ उन्टा अछिए। जे जेहेन अपराध केने रहल ओकर पूछ ओही हिसाबसँ होइ छइ। ओना, शराबक कारोबारमे पहिल बेर जहल आएल छी। ऐसँ पहिने जे आएलो छेलौं से नेतागिरीमे। कहियो कोसी नहर बनबैक सबाल लऽ कऽ, तँ कहियोभूमिहीनकेँ बासडीहक पर्चाक सबालपर, तँ कहियो बटाइदारीक सबालपर,मुदा ऐबेर से नहि, ऐबेर शराबक कारोबारीक रूपमे जहल आएल छी, तँए मनमे कनी अपनो ग्लानि होइते अछि।

जहिना आन-आनकेँ जहलमे पहिल दिनक रौतुका भोजन नइ भेटैए तहिना अपनो नइ भेटल। मुदा गोविन्द एते सतरकी केलैन जे अपने खाना दोबरा कऽ लऽ अनलैन जइमे हमरो खाइले देलैन। खेनाइ खेला पछाइत जखन दुनू गौँआँ एकठाम ओछाइपर सुतैले गेलौं, तखन गाम-घरक गप-सप्प चलए लगल। गोविन्दोकेँ बुझले छैन जे राधेश्याम दारूक कारोबार आइये नहि, केतेको दिनसँ कऽ रहल अछि, तँए जँ जहल आएल तँ उचिते आएल, मुदा हम तँ कारोबारक कोन गप जे पीबो ने करै छी। हँ, एते जरूर अछि जे कनी-मनी अफीम खाइ छी। ओ तँ शराब छी नहि। अपने बाड़ीमे पोस्ता-दानाक गाछ रोपि ओइसँ रस चुबा अफीम बना लइ

छी आ वएह चौबीस घन्टामे दू बेर एक-एक केराउ-बरबैर खाइ छी आ चौबीसो घन्टा बम-बम करैत रहै छी...।

गोविन्द बजला-

"राधेश्याम, जेहेन सरकार आन्हर अछि तेहने ओकर कानून सेहो आन्हर छइ!"

गोविन्दक विचारकेँ केना नइ समर्थन दैतिऐन, एक तँ वेचारा साधु-सन्त जकाँ अपन खेनाइ बाँटि कऽ खुऔलैन,तैपर अपना लग सुतैक जगहक ओरियान सेहो केलैन, तैठाम जे हम टटके निमक-हराम भऽ जाइ से उचित हएत। जहलक आन-आन कोठरीमे लोक पतियानी लगा कऽ दुनू सिरहौने माने एक आदमी पूब सिरहौने तँ दोसर पच्छिम सिरहौने सुतैए, तैठाम जँ एक सिरहौने सुतैबला जगह भेल से तँ गोविन्देक चलैत ने। तँए, सोचि-विचारि कऽ बजलौं-

"गोविन्द भाय! सरकार की कोनो साधारण आन्हर अछि, एकदम निपट आन्हर अछि।"

गामक जे मनो-मलिन गोविन्दक संग छल से बुझि पड़ल जे गोविन्द भरिसक बिसैर गेल। बिसैर गेल आकि छोड़ि देलक से तँ गोविन्द जानैथ, मुदा गौंआँक जे दायित्व होइए तइमे मिसियो भरि कसैर वेचारे नहि रखलैन।

भिनसरमे वार्डक गेट खुजिते कैदी सभ पैखाना दिस दौड़ैए। कैदीक अनुपातमे पैखाना जाइक बेवस्था कम अछिए। जइसँ हम पहिने जाएब, तँ हम पहिने जाएब, तइले पटका-पटकी हएब सोभाविके अछि। ओना, अखन धरिक अपन आदत पैखाना जाइक, वएह रहल जे जहलेमे सिखलौं। ओ ई जे बाहरक लोक जकाँ जहलक लोककेँ थोड़े काज रहैए जे समयपर पुरबइ पड़तै। जइसँ समयपर पैखाना जाएब सेहो अनिवार्ये-रूटिंगमे रहत। माने ई जे जहलक हिसाबसँ चलए पड़ैए। बाहर जकाँ ने कोनो काज रहल आ ने कोनो चिन्ते रहल। जखन सएह अछि तखन छोट-छीन काज-ले जे लोक भोरे-भोर पटका-पटकी करैए से तँ बुड़िबकीए भेल किने। जखन बुझले-गमल बात अछि जे नप्पासँ नापि जलखैयो भेटैए आ खेनाइयो भेटैए, तखन ओकरा संयमित करब कोन बड़का भारी काज भेल। कोनो कि भोज खेलहा रहैए जे बेकाबू हएत। भेल तँ एकसँ डेढ़ घन्टाक पछाइत पैखाना कोठरी खालीए-खाली भऽ जाइए, तखन निचेनसँ ने किए लोक जाएत। जखन जहलेमे छी तखनो जँ निचेनसँ अपन किरिया-कर्म नइ करब तखन गाम-घरमे कएल हएत। मुदा से आदत, जे शुरूमे बनल ओ अखनो अछिए। अन्तर एतबे अछि जे अपन जिनगीक क्रिया-कलाप समैयक रूपेँ बना नेने छी। एहेन रूप बनिये गेल अछि जइसँ ने जहलेमे कोनो बाधा होइए आ ने गामेमे कोनो बाधा होइए।

जहलक गोदाममे बदाम सठि गेल छल तँए चूड़े जलखै भेटल। राति भरिक विश्रामक पछाइत मनो पोखरिक पानि जकाँ थीर भइये गेल छल। थीरो केना ने होइत, मनो तँ मानियेँ लेलक जे जहलमे छी...। जलखैक चूड़ा देख बजलौं-

"गोविन्द भाय, जेतबे चूड़ा अछि तेतबो जँ दहियो रहैत तँ अपना इलाकाक लोक उपकैर-उपकैर जहलो अबैत आ ऐला पछाइत निकलैले तैयारो ने होइत।"

गोविन्द बुझि गेला जे राधेश्याम तिरहुतिया चूड़ा-दहीक बात बाजल हेन, तँए ओ कोनो काने-बात ने देलैन। अपनो मुँह अनेरे बन्न भऽ गेल। किए तँ जेना शब्द-वाण फेकलौं तहिना जँ उत्तरो अबैत तखन ने बात-कटौवैल होइत, से तँ भेल नहि। गोविन्द भाय धियाने ने देलैन जे किछु बजितैथ। चुपा-चुपी पसैर गेल। वार्डसँ कैदी सभ निकैल-निकैल अपन-अपन जीवन-घन्धामे लगि गेल छला। हमहूँ दुनू गोरे एकठाम बैसल रही। तही काल एक बेकती लोटा नेने कलपर जाइ छल। हुनका देखबैत गोविन्द भाय पुछलैन-

"राधेश्याम, ओइ लोटाबलाकेँ चिन्है छहक?"

आँखि उठा हुनका दिस तकलौं तँ चीन्हिमे नइ एला, कहलयैन-

"नइ।"

गोविन्द भाय बजला-

"तोरे अपेछितक बेटा छिअ।"

'अपेछितक बेटा'सुनि मन चौंकल। चौंकते बजलौं-

"भाय, अहाँसँ ओकरा चिन्हा-परिचय..?"

गोविन्द बजला-

"हँ, गामेसँ अछि। ओकील साहैबक बेटा छैथ, सुलेमान नाओं छिऐन।"

बजलौं-

"कोन ओकील साहैब?"

गोविन्द बजला-

"सुलतान साहैब।"

'सुलतान साहैब'क नाओं सुनिते विचारक संग मनो चकभौर लेलक। चकभौर ई जे सुलतान साहैबक संग नेतागिरीक सम्बन्ध बहुत दिन धरि रहल। अखनो कनी-मनी ओ नेतागिरी करिते छैथ, हम सोलहन्नी छोड़ि देलौं तइसँ भेँटो-घाँट कमिये गेल। दोसर ईहो भेल जे ओ कोर्टमे वकालत करै छैथ तँए हुनका दसटा गप-सप्प करैबला लोक लगमे रहिते छैन, हमरा से नहियेँ अछि। तहूमे तेहेन धन्धा करै छी जे दोकानपर पीआक सभकेँ उपकैर-उपकैर कऽ पीऐबतो छी आ तहूमे सँ कियो-कियो पीब कऽ गीतो गबैए आ कियो-कियो गरिऐबो करैए।

कलपर सँ सुलेमान घुमल कि गोविन्द भाय शोर पाड़ैत कहलखिन-

"सुलेमान, एमहर अबिहह।"

जहिना गोविन्द भाय कहलखिन तहिना सुलेमान एला। अबिते गोविन्द भाय हमरा देखबैत सुलेमानकेँ कहलखिन-

"तोरे पिताजीक संगी छथुन। दारू कारोबारमे एला अछि।"

'दारू कारोबार' सुनि अपना कनी लाजो भेल मुदा जँ दुइये गोरे रहितौ तखन तँ उन्टा कऽ कहितिऐन जे अफीमसँ की कड़गर हमर दारू अछि, मुदा तेहाला लग अशिष्ट जकाँ बाजबो नीक नहियेँ होएत, तँए चुपे रहलौं।

पिताजीक संगी सुनि सुलेमानक आँखि नोरसँ डबडबा गेलइ। नोर भरल नयना, नहुँए-नहुँए ललिया लगलै। ललियाइत-ललियाइत लाल भऽ गेलइ। मुदा बाजल किछु ने।

बजलौं-

''बौआ, की नाम भेल?''

बाजल-

''सुलेमान।''

पुछलिऐ-

''सुलतान साहैबक बेटा छी?''

पिताक नाओं सुनिते सुलेमान फफैक-फफैक कऽ कानए लगल। कानब देख अपनो आँखि नोरसँ भरि गेल। मुदा बेटी-विदागरी जकाँ जँ सभ कननिहारे हएब तखन एक लोटा पानियोँ सीमाकातमे बेटीकेँ के पिऔत..! अपन नोरकेँ धोतीक खूटसँ पोछि मन सक्कत केलौं। सकताइते मुँह फुटल-

''कन्नेसँ थोड़े किछु हएत। किए जहल एलौं? केसक की हाल अछि?''

सुलेमानकेँ जेना कनी सबुर भेलइ। सबुरक कारण पिताक दोस्तसँ मिलब छेलै आकि केसक कीड़ा बुझलक से तँ सुलेमाने जानए, मुदा अपना बुझि पड़ल जे पानिमे डुमैतकेँ खढ़ोक सहारा देख वेचाराकेँ जनु जान बँचैक सम्भावना बुझि पड़लै। हमरा मुँह दिस तकैत सुलेमान बाजल-

''दोस चचा! मर्डर केसमे आजन्म सजाए भऽ गेल अछि।''

'मर्डर केसमे आजन्म सजाए भऽ गेल अछि' कानमे पड़िते जेना माथा सुन्न भऽ गेल। तरे-तर मन कलैप उठल, बाप रे एकर तँ जिनगीए बिलैट जेतइ! मुदा अखन सोचैये-विचारै आकि चिन्ते-मनन करैक समय थोड़े छी। अखन तँ गप-सप्प कऽ रहल छी तँए गप-सप्पक क्रम पकैड़ ने क्रमित होइत चलब...। बजलौं-

''केहेन मर्डर केस अछि? अनठेकानी केतौ फँसौल गेल छी आकि सचमुच मर्डर केने छी?''

'सचमुच' सुनि सुलेमान सिहैर गेल। सिहरैत अपन दोख टारैत बाजल-

''दोस चचा, अहाँ लग झूठ केना बाजब, तहूमे गोविन्द चचा सेहो छैथ। पिताजीक कपारपर जेना शैतान सवार भऽ गेल छेलैन तहिना फरसा लऽ कऽ निकैल गेला। हम चुपचाप देखैत रहितौं से नीक होइत। ओहीमे चचेरा भाइक मर्डर भऽ गेल।''

बजलौं-

''कनी सेरिया कऽ बाजू।''

सुलेमान बाजल-

''चचाजी, अपने परिवारक चचेरा भाइक हिस्सा हड़पैक विचार पिताजीकेँ मनमे चढ़ि गेलैन।''

सुलतान साहैबकेँ दू भैयारीमे साठि बीघा जमीन छैन। जहिना निच्चाँ पाँचो बीघा जमीनबला जेकर जन-बोनिहारक हाथे काज होइ छै, आ ऊपरक तँ ठेकाने ने अछि परिवारक धिया-पुताकेँ भोगक चस्की लगि जाइ छै तहिना सुलतान साहैबकेँ सेहो चस्की लगि गेलैन। ओना, चस्कियो रंग-बिरंगक अछिए। केकरो जुआक चस्की, तँ केकरो बैंक-बैलेंसक चस्की, केकरो खाइक चस्की, तँ केकरो पीबैक चस्की, तहिना केकरो मेला-ठेला देखैक चस्की, तँ केकरो रण्डी-बेश्या इत्यादि कोनो-ने-कोनो चस्की रहिते अछि। मुदा सुलतान साहैबकेँ से एकाकी चस्की नहि, जहिना सम्पैत बटोरैक चस्की तहिना वेश्यालयक चस्की आ तहिना खाइयो-पीबैक चस्की सेहो लगले छेलैन। माने भेल जे मध्यम श्रेणीक परिवारक धिया-पुताकेँ जहिना गोटि-पङ्गरा चस्कीमे मन चसैक जाइ छै तहिना द्रोपदीक पतिक समूह जकाँ सुलतान साहैब भोगक चस्कीमे चसैक गेला। जइसँ मानवीय सम्बन्धक बोधक विचार कुविचारमे विलीन भऽ गेलैन,जइसँ परिवारिक वा समाजिक सम्बन्धक बोध मनसँ मेटा गेल छेलैन। जँ से रहितैन तँ पिताक ओ गरिमा जरूर मनमे रहितैन जे पिताक दायित्व बनैए जे बेटा-बेटीक ऊपर ने अपन जीवनक एक पाइक रीन-पैंच रहए दिऐ आ ने पैंच-उधार केने रही। परिवार चलैक क्रमिक जे दायित्व अछि ओ सरपट रस्ते समगम भऽ सम्हारैत चली। खाएर जे जेतए अछि से तेतइ ने फुलाएत-फड़त।

बजलौं-

“बौआ, तोहरबिआह भेल छह?”

सुलेमान-

“हँ, दूटा बेटा-बेटी अछि।”

ठनका जकाँ मनमे खसल। खसल ई जे पिताक चलैत बेटा-पोता सबहक जिनगीक हत्या भऽ गेल..! पचीस बर्खक औरतक (पुतोहुक) जहिना भेल तहिना सताइस बर्खक बेटाक भेल, तैसंग दुनू पोता-पोतीकेँ के देखनिहार हएत। जे पिता अपने वकालत कऽ रहला अछि, जीवनक अन्तिम अवस्थामे पहुँच गेल छैथ, अखन डिष्ट्रिक कोर्टक सजाकेँ हाइ कोर्टमे अपील भेने, जमानत दए देने छैन, तहिना सुप्रीम कोर्ट तक हेबे करतैन जइसँ फाँके-फाँक अपने बँचल रहि जिनगीक अन्त करता, मुदा जइ बेटाक ऊपरमे हत्याक पूर्ण दोष साबित भऽ चुकल अछि ओकर की गति हएत..!

तोष-भरोस दैत बजलौं-

“की करबै, देखै नइ छी हमहूँ दारूक कारोबारमे जहल काटि रहल छी। सबहक देखनिहार भगवान छैथ। ओ की कोनो बेइमान छैथ जे अनका देखथिन आ अपना-सभकेँ नइ देखता।”

सुलेमान बाजल-

“अखन जाइ छी चचा। कनीकालमे फेर आएब।”

q

शब्द संख्या : 2606, तिथि : 20अप्रैल2018

---

[1]गाड़ा माने अशौच वस्त्र फेकल

[2]ठास वस्तु

[3]एक प्रकारक गाछ

[4]जेठमे अगता बरखा

[5]जाड़क मासमे बरखा

[6]1947इस्वी

[7]शराब बन्दी

[8]संगी

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

३. पद्य

**३.१. उमेश पासवान- कविता**

३.२.प्रीतम कुमार निषादक किछु कविता

३.३.डॉ. शिवकुमार प्रसाद- किछु कविता

३.४.डॉ. शिवकुमार प्रसादक किछु अनुदित काव्य (रजनी छाबड़ाक मूल हिन्दीसँ)

**उमेश पासवान**

**कविता**

**ई की होइ छै**

थानापर रही हम
सुखल रहए मोन
शनि दिनक बात अछि
पाँच बजे साहित्य अकादेमीसँ

आएल हमरा फोन

घर जाइ माइक
पएर छुइब
हम कहलिऐ-
भेटल साहित्य अकादेमी पुरस्कार
माए कहलकै-
ई की होइ छइ
अइमे पाइ लगै छइ
आकि पाइ दइ छइ
सभकेँ भेटै छइ
ढौआ-कौरी
तोरा भेटलौ पुरस्कार!

जो रे कपर-जरूआ
तोहर कामे रहै छौ बेकार
केत्ता सालसँ डिबियाक
सभटा तेल जरौलेँ
हमरा मोन छैल जे तूँ डाक्टर बनितेँ
रौदमे जरल देहक सौख-सेहन्ता पुरा करितेँ
बन्हकी लागल खेत छोड़ैबतेँ
मुँह-पेट बान्हि तोरा पढ़ेलियौ
बनि गेलेँ चौकीदार
आब हम ई की सुनि रहल छी
ई की होइ छै साहित्यकार
साहित्य अकादेमी पुरस्कर..?

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

**प्रीतम कुमार निषादक**

**किछु कविता**

**गीतल**

आब अपनो मोन दैए
उपराग कहियो-कहियो।
इहलोक हाक पारए
करू त्याग कहियो-कहियो।
विषधर औ अजगरो सभ
दुबकल छै गाम घरमे। 2।
निसबद्ध सूइत कएलौं
रतिजाग कहियो-कहियो।।

निकहा विचार एक्खन
सुनए कहाँ केओ चाहए- 2
बूढ़ो-पुरान सुनबए
खटराग कहियो-कहियो।।
नवतुर कुसंगतिसँ
बेरथे बमैक बौड़ए- 2
आगत भविष्य आंकए
दुरभाग कहियो-कहियो।।
बुधियारो गप्प गढ़ए
गोष्ठी सभामे अगबे- 2
स्वारथ सेहन्ते समटए
सिरपाग कहियो-कहियो।।

मिथिला सपूत सम्हरू
एखनो सुहरदे भावे- 2
तखने सुनाओत प्रीतम
अनुराग कहियो-कहियो।

ejournal 'विदेह' २५४ म अंक १५ जुलाइ २०१८ (वर्ष ११ मास १२७ अंक २५४) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

**गौंआँ-गीतल**

गौंआँ समाज बाजए कलजुग बेकार एलै।
पुरखा सभहक कहबी सभटा देखार भेलै।।
गौंआँ-समाज... समाज...

देवता बनैत सभ केओ मनुक्खोसँ होइए ऊपर।
पूजा नमाज देखबए निकहा विचार गेलै।
पुरखा... गौंआँ...।

जहिँ-तहिँ देखै छी सनकी, मम्मत सिनेह कानए
बिन बातो-के बतंगर अँगना-दुआर खेलै
पुरखा... गौंआँ...।

नेतघट्ठू नेता बनि कऽ जनताकेँ दैए धोखा
करबए ठकुरसोहाती सप्पत उचार गेलै
पुरखा... गौंआँ...।

सरकारो भऽ बेमातर दरखासो नहि पढ़ैए
घुसहा नदीमे उबडुब प्रीतम पुकार हेलै...।
पुरखा... गौंआँ...।
¦

हाय हौ हितलग

सौंसे गाम हितारे तैयो खेत अफारे
बेर-कुबेरक हित लग मीता सभटा भेल देखारे
सौंसे गाम हितारे...।।
तहिना मिथिलाक बुझनुक बाबू...।
ऐंठैत जुग दुत्कारे...।
सौंसे गाम हितारे...।। 0।।

एक तँ धरती दिन-दिन रूसए
दोसर दैबो करए कमाल
ताहुसँ बढ़ि कऽ नीति-धरम सभ
मनुक्खक जिनगी कएल बेहाल
भूकम्प रौदी दाही संगे, बेढ़ब थाल खिचाड़े...।
सौंसे गाम हितारे...।।
तहिना मिथिलाक...।। 1।।

टोला-टपड़ा भेल झंझटिया, जेना मरघटिया लागैए
गाम उजड़िते शहर पड़ाइए, पढ़ुओ गामसँ भागैए
बचल-खुचल हितलग्गुओ सदिखन, उपनेहि जूइत सुतारे...।
सौंसे गाम हितारे...।
तहिना मिथिलाक...।। 2।।

ज्ञान-विज्ञानक अजबे सनकी
नव उपक्रम संग ऐंठैए
मशीनक मोजर-मनुक्खसँ बेसी
लुइर-बुइध सभ बैठैए
सोगे-पित्ते-सोचए प्रीतम
आलसी जनम बेकारे...।
सौंसे गाम हितारे...।
तहिना मिथिलाक...।। 3।।

सीखऽ तँऽ दियऽ

सुकीर्त्तिक हकारसँ हकमैत अएलहुँ
सिनेह प्रसादोकेँ चीखऽ तँऽ दियऽ
सदतिसँ जनल अछि अहाँ कीर्त्ति यशकेँ
वैहेए आचरण हमरो सीखऽ तँऽ दियऽ

कनेक ठाढ़ होइयौ औ छल छद्म संगे
करम-ज्ञान-गुण कनियो लिखऽ तँऽ दियऽ
अपन आचरण हमरो सीखऽ तँऽ दियऽ...।। 0।।

अहाँक सुख सदिखन सिहौलक-सिखौलक
ताही लेल हमहूँ तँऽ पाछू लागल छी
अहाँ दर्प गौरव सँ खाहे केओ जरए
मुदा हम सेहन्ता केर संगे जागल छी
कोना दर्प ऐश्वर्य एतेक जल्दी भेटल
तेकर पेंच-बुझ्धोकँ ठीकऽ तँऽ दीयऽ
सदतिसँ जानल अछि अहाँ कीर्ति यशकँ
वैहेए आचरण हमरो सीखऽ तँऽ दियऽ...।।1।।

अहाँ सभ तरहेँ सँ सुविधा भोगै छी
हमर कछमछीकँ अहूँ किछियो बूझू
अहाँक बाल-बच्चा सनक हमरो नेनाक
भवतव ममत स्नेह आशिष दऽ जूझू।।
नगर गाम बाजय अहूँ होइ छी बिकरी
तँ हमरो खुशामद लऽ बिकऽ तँ दियऽ
सदतिसँ जनल अछि अहाँ कीर्त्ति यशकँ
वैहेए आचरण हमरो सिखऽ तँ दियऽ...।।2।।

## ईर घाट, वीर घाट

आजुक समाज केर अजबे अछि ठाठ बाट
कखनो केओ ईर घाट कखनो केओ वीर घाट
कमाल बवाल करै लोकतंत्र राज-पाट
कखनो केओ...।। 0।।

शिक्षा-संस्कार सदति लट-पट करैए
गोबर गणेश सभ अट-पट करैए
जनी पुरुख सेहो गुन-धुन करैए
नवतुर बाऊर होइतैं परिजन डँटैए
इरखे आन्हर लोक मरैए हाट-बाट
कखनो केओ...।। 0।।

गणतंत्रक नारा लऽ सनकैए सत्ता
संसद विधानक बखान अलबत्ता
शासन विचौलियाउड़ाहैए खत्ता
सामाजिक स्नेहभेल दिन-दिन निपत्ता
हाकिम-हुकुम सेहो मारए धोबिया पाट
कखनो केओ...।। 0।।

हँसनी-खेलनी अँगना घरसँ हेराएल
सहठुल सुपातर सभ दु:खसँ घेराएल
अगत्तीक ढीठपनसँ बुझ्धो पड़ाएल
हेत्तै की..? जुग-जगमे जनमति डेराएल
सभतरि देखए प्रीतम दुरकलह मार-काट
कखनो केओ...।। 0।।

**खगता-बेगरता**

जीबै छी! तैंसुख-शान्तिकँ, गाम-घरमे खगता अछि।
माऽए-बाप संगे, नेना-भुटकाक, सुख सौभाग्य सेहन्ता अछि।
दुर्योगे दु:ख दूर करऽमे, बहुतो रास बेगरता अछि।
हमरेटा नहिं हमरे जकाँ, सभकँ एहन बेगरता अछि।।
पहिलुक गाम समाजमे सदिखन
लोक लेहाज औ ममत रहल

धरम-करम सभटा छल सुत्थड़
कुटुम सम्बन्धीक स्नेह सजल
मुदा एखन तँ अजबे हाल अछि
अपस्याँत करता-धरता अछि।।
दुर्योगे दु:ख...। हमरेटा नहिं...।। 0।।

पैंच उधार पहिलुका जकाँ
कहाँ कत्तहु आब भेटैए
गौरबे-आन्हर मीत-पड़ोसी
दु:ख-दुविधा कहाँ मेटैए
तैं कलजुगहा हाल सँ कलपैत
टूटल मोनक छगुन्ता अछि।
दुर्योगे दु:ख...।
हमरेटा नहिं...।। 0।।

आजुक बूढ़-पुरान अवाक्षे
नवतुरियाक सनकी देखए
ओक्कर माऽए बाप सेहो गुम्मे
पुरखौंती प्रण फेंकैए
केहुना जिनगी खेपए प्रीतम
दैबेटा दु:खहर्त्ता अछि
दुर्योगे दु:ख...।
हमरेटा नहिं...।। 0।।
¦

**नीक-बेजाय**

जोड़ल हाथ अगोरल आशा, श्री मन आगत ध्यान देबै..।
एखनुक युगवासी करतब सँ, श्रोता-पाठक ज्ञान लेबै...।।
हम कलजुगहा गप्प कहै छी

सुनियौ बुझनुक लोक
सदिखन दाँत चियारैत कलजुग
बाँटए लोक मे शोक
बुइधक बधिया लोके करैए
दैए दैवक दोख
बुझू तँ की नीक भेलैए
कहू तँ की ठीक भेलैए
हम कलजुगहा...।। 0।।

दिन-दिन अजगुत लीला एक्खन
गाम-गाम मे बिहुँसैए
पोथी-पतरा वेद-ग्रंथ सभ
बूढ़-पुरान संग कुहुँसैए
ममहर-बपहर सभतरि देखल
जनीपुरुख सभ बहसैए
नव घर उठए- पुरनका खस्सए
संग सेहन्ता रबसैए
नेकी धरम-करम-मरणासन्न
बकुआएल सुर लोक
बुझू तँ की...।
हम कलजुगहा...।।1।।

एक्खन दारू दहेजक चर्चा
जन-मनमे अछि पसरि रहल
वाह-वाह नीतिश कहैत नारी
आन्दोलन दिशि ससरि रहल
खड़रा बढ़नी लैत बहुरियो
कहै दरुपीबा रहियौ हटल
सम्हरत धिया-पूता जिनगी घर
सुख-शान्ति लेल रहू अटल

नशा मुक्ति अभियानमे सभकेयो
दौड़ियौ पीठियाठोक...।
बुझू तँ की...।
हम कलजुगहा...।।2।।

शासन-मीडियो खूब कराबए
कलमदूत सँ ठकुर सोहाती
नेता कविकाठी पिछलग्गू
छपबए अप्पन दम्भक पाँती
कलमकार प्रीतम रचना अछि
साँच संवदिया बनि उत्पाती
अहिना लेखनी चलिते रहतै
चाहे केकरो फाटौ छाती
गाम-घर जनमंच सँ साँचक
गप्प कहब निद्धोख
बुझू तँ की...।
हम कलजुगहा...।। 3।।

## हम के? और की?

हम के? की छलहुँ आओर की की भेलहुँ
आब की होयब किछियो सुझाइए कहाँ।
कोप धरती गगन, चान सुरुजो किरण
प्रार्थना औ भजन, किछु बुझाइए कहाँ।।
आब की होयब किछियो सुझाइए कहाँ...।। 0।।

इष्ट वा शिष्ट विशिष्ट कँ फेरमे, राति-दिन सभ अपशिष्ट होइते गेलौं
ज्ञान-विज्ञान संज्ञानसँ घूमिते, क्रूर कालकँ गाल प्रविष्ट भेलौं

सभ अपने बेगरतेसँ अन्हराय कैँ
दोष दोसराकेँ दए कहथि जानए जहाँ
कोप धरती गगन.., प्रार्थना औ भजन...।।1।।

लोक सुधरल कि बिगड़ल से कहि नञि सकी
दिनो-दिन गाम उजड़ल गिरल सन लगल
कानि कहए जनम डीह सापूत कत्तय?
स्वार्थ सेजक शयनसँ ओ नहिएँ जगल
सभ तरहेँ प्रदूषित धरांगन एखन
ई करुण भाव प्रीतमक बुझाबू अहाँ
कोप धरती गगन.., प्रार्थना औ भजन...।।2।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**डॉ. शिवकुमार प्रसादक**

**किछु कविता**

देख एलौं हम पटना

हलसल-फुलसल बसमे बैस कऽ
पहुँचि गेलौं हम पटना
देख एलौं हम पटना।

भरि रस्ता हम उड़िते गेलौं
रातिक नीन भेल सपना
केतबो गुहारि देव-गोसाओनकेँ
मन पड़ैत छल फेकना
देख एलौं हम पटना।

बाप जनम नै देखने छलौं
एहेन मनुक्खक जंगल
भोजे बेरमे पहुँचि गेल
ओ पपिआहा घर-घुसना
देख एलौं हम पटना।

चोर-उच्चका डेग-डेगपर
भीड़ देखि कऽ जी उड़ैत छल
बाहर-भीतर जाएब कठिन छल
बेथाक नाओं अछि पटना
देख एलौं हम पटना।

हुनकर बात काटि हम एलौं
बाल-बोधकेँ छोड़ि कऽ एलौं
नेताजी की बात बनौता
मोन रहत ई घटना
देख एलौं हम पटना।

मन होइत अछि उड़ि कखन हम पहुँची
अपन सोहागक अँगना
मेटा रहल अछि झँपा रहल अछि
अपन हुलासक सपना
देख एलौं हम पटना। q

नेह

भोरे भोर जँ आगि उठैत छै कोना मेटत बिनु पानिक मेह
कोना कतहु प्रेम उपजतै किनका लग भेटत ओ नेह।

जिनगी भरि सिनेहक आसे गाछे गाछ घुमि एलहुँ
एक-आधकँ छोड़ि जँ पूछी बाँझे बाँझ बौएलहुँ।

निर्मल मनकँ निर्मल एना ओहिमे रूप सलोना
ओहि रूपकँ पागल सुगना ताकए कोना कोना। q

किनको क्यो नहि भेल

माया-मोह ममतामे फाँसल
जिनगी रहल हेराएल
नीत-अनीत ने मानल कहियो
ताहुसँ तोष नहि भेल।
जगतमे किनको कियो नहि भेल।

जिनगिक जोंक सदैत लेहु पीलक
दिन दिन मोटगर भेल
देह सुखाएल पएर निह तागैत
किनको कहल नहि गेल
जगत मे किनको...।

नैन रहैत देखल नहि किछुओ
श्रुतिपथ करए ने काम
चर्म रुधिर करए मनमानी
कर्मे बैरी भेल
जगतमे किनको कियो नहि भेल। q

पियास

अपनहि मने
धार उपछै छी
कखनहुँ उड़ी अकाश
ताल तलैया
जंगल पर्वत
उड़ी पवनकँ लाथ
सगर जनम औनाएते बित गेल
तैयो ने मुइल पियास। q

अत्मा केर छोलिका

छिलैत अछि सभ दिन
अत्मा केर छोलिका
राजनीति कूटनीति
भेल जेना ओरिका।

सभटा मलाय खाएत
नितौ मुटाइत अछि
खुरचन आ छोलनीसँ
छिलाएत कोना सभटा
छिलैत अछि...।

बकरी दुहैत छै
पाठी मेमियाइ छै
अपन अपन पठरू लेल
औना रहल सभटा
छिलैत अछि...।

माइयेक पेटसँ सभ
सीख एलै राजनीति
राजनीति पढ़ुआ सभ

धेने अछि कोन्टा
छिलैत अछि सभ दिन...।

हे जगत गुरु जन
खोंटि कऽ एको टुक
हमरो जँ दैतिऐ
पढ़ल लिखल राजनीति
घुमि अबितै सभटा।
छिलैत अछि सभ दिन
अत्मा केर छोलिका। q

ओझराहैट

करचिक ओझराहैट सन
जिनगिक अछि झंझैट
एकटासँ छुटैत दोसरामे
ओझराइत छी।

देह गेह नेह संग
डूमैत आ थाहैत
कखनहुँ अकाश
खन बसाते उड़ि जाइत छी।
एकटासँ छूटैत दोसरा...।

लोभ मोह सोग केर
महिमोकँ जानैत
मायाकेर फाँसमे
तैयो बन्हाइत छी
एकटासँ छूटैत दोसरा...।

जिनगी उड़ि रहल
बनि कऽ ककोहा
तैयो नव खड़ही बनि

जीबैले छटपटाइत छी
एकटासँ छुटैत दोसरामे
ओझराइत छी।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

डॉ. शिवकुमार प्रसादक
किछु अनुदित काव्य (रजनी छाबड़ाक मूल हिन्दीसँ)
(PAGHALAIT HIMKHAND

Maithili translation of ‘PaighalteHimkhand’
An Anthology of Hindi Poems by Rajni Chhabra from Hindi into Maithili by Dr. Sheo Kumar Prasad.)

आजुक नारी
आजुक जननी
अबला नहि
जे बिपैत पड़लापर
टुटलाहा माला जकाँ
छिड़िया जाइ छै।

आजुक जननी सबला अछि
जकरा टुटियो कऽ
जुड़ब आ जोड़बाक
कला बूझल छै। q

हम केतए छेलौं
हम जखन ओहिठाम रही
तखनो
ओतए नहि रही।

अपनहि संसारक मेलामे

हम हेरागेल रही
नहि जानि केतए रही।

पैघक गुणक
नकल करैत छल
हमर व्यक्तित्वक अपहरण,
हमर निजत्व
पपड़ी दर पपड़ी
कब्बरमे झँपाएत रहए
आ हम अपन छीण होइत
स्वसँ फिरसान रही।

काँच उमेड़मे
कनहाक
बेगरता रहै छै।

अपन पैरपर
ठाढ़ भेला पछाइत
कनहा धऽ चलब
अपन बेकूफी छैक।

सोनजूही सन
पुनकब
अपन क्षमता रहितहुँ
दोसराक बले चलब
किए मानि लेने छल
भाग्य हमर।

निःशब्द बेथा
आ नोरसँ

धैरज रखनिहार जगतीक
छाती पटा कऽ
बरखो-बर्खक पछाइत
हम अँकुरलौं अछि आब
मनमे संजोगने
पुनकबाक इच्छा ।

झौंखरा जकाँ नहि,
हम चाहै छी
नीर-निधि सन पसार।

नहि जीबए चाहै छी
गुड्डीक जिनगी,
लेने अकासक पसार,
जुड़ि कऽ साँचक धरासँ
बनए चाहै छी
अपन जिनगीक अपनहि अधार। q

बिसबास
अहाँ अपनापर बिसबास राखू
संसार अहाँपर बिसबास करत
पकड़ने रहू आसाक डोरि
अहाँक आस निरास नहि करत।

रौदसँ सुनगैत होए जे आँगन
कहियो ने कहियो इसरक किरपाक मेघ,
छाँह बनि एबे करतै।

कारी सियाह रातिकेँ

छाती चिरबाक तागैत
जइ दियारीमे छै
ओइ दियारीकेँ अन्हरो
निरास नहिएँ करतै।

अन्हरकेँ मुकैबला
जे कऽ लइ छै मलाह
हुनका जिबाक ढंग
अपने आबि जाइ छै।

आस, बिसबास आ
हिम्मतक जखन
होइए छै मिलान
तँ दुनियाँक कोनो कलेस
नहि रहै छै कलेस।

बिसरा जाइ छै पैछला
झंझैटक समय।

बैस जाइ छै फेनसँ
खुशीक घर।

जिनगी गाबए लगै छै
राग आ मलार। q

मनक कनकौआ
कनकौआ सन सौखीन मन
लेने चुलबुलीक पहाड़
छूबए चाहैत अछि

सौंसे अकासक बिस्तार।

पहाड़, समुद्र, अटारिक बिस्तार सन
सभ झंझैटकेँ
अन्ठियाबैत
आगुए आगू पएर बढ़बैत अछि।

जिनगीक थकाबैटकेँ
मेटेबा लेल चाही
मनक कनकौआ आ
सपनाक अकास
जाहिमे मन भरि सकै
निधोख सतरंगा उड़ान।

मुदा किए दी दोसराक हाथमे
अपन डोइर?
छण छण लागल रहत शंकाक परेत
कखन हम कटि जाय
कखन हम लुटि जाय?

चुलबुलाहैट, चपलता
नेने देखए मन
कल्पनाक एना,
साँचक जमीनपर
टिकल पएरे ने
दइ छै जिनगीक अर्थ। q

घर

सिनेह आ आतमीयता
जखन देबालक चार
बनि जाइ छै।

वएह घर
घर कहाइ छै। q

सुनसान
जे छुटि जाइ छथि
एहि जिनगीक जेहलसँ
पाबि जाइ छथि
एकटा नब जिनगी।

बेजान तँ ओ रहै छथि
जे ओकर बादो जिबैत छथि।

ने रहै छै कोनो उत्साह
ने उमंग
रहि जाइ छै
बस सुनसान,
हरेक खुशीक छण
सेहो कऽ जाइ छै उदास।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

आगाँक अंक

विदेह द्वारा संचालित "आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणी" शृंखलाक दोसर भागक घोषणा कएल जा रहल अछि। दोसर भागमे अइ बेर नीलमाधव चौधरी जीक रचना आमंत्रित कएल जा रहल अछि आ नीलमाधवजीक रचना ओ रचनाधर्मितापर टिप्पणी करबा लेल कैलाश कुमार मिश्रजीकेँ आमंत्रित कएल जा रहल छनि। रचनाकारक रचना ओ आलोचकक आलोचना जखने आबि जाएत ओकर अगिला अंकमे ई प्रकाशित कएल जाएत।

अइ शृंखलाक पहिल भाग कामिनीजीक रचनापर छल आ टिप्पणीकर्ता मधुकांत झाजी छलाह।

जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह २०१५ मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा ६०-७० वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर ४०-५० सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक किछु अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि, वीरेन्द्र मल्लिक आ कमला चौधरी पर रहत। हमर सबहक प्रयास रहत जे ई विशेषांक सभ २०१८ मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा दी।

**विदेहक किछु विशेषांक:-**

**१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८**

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

**२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८**

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

**३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०**

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

**४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०**

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

Videha_01_04_2018

Videha_15_03_2018

Videha_01_03_2018

Videha_15_02_2018

Videha_01_02_2018

Videha_15_01_2018

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of original work.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from:
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

Maithili Books can be purchased from:
http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/

विदेह सम्मान: *सम्मान-सूची*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन

विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA


रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) editorial.staff.videha@gmail.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।



५ जुलाई २००४ कैँhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html "भालसरिक गाछ"- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा "'विदेह'- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका" धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ"जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA

*सिद्धिरस्तु*